# विदेह ४३१





विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्




सम्पादक: गजेन्द्र ठाकुर।

[विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X Videha e-Journal (since 2000) at www.videha.co.in ]



ई मैथिलीक पहिल इंटरनेट पत्रिका थिक जकर नाम बादमे १ जनवरी २००८ सँ 'विदेह' पड़लै। इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि, जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ" जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि।



Font/ Keyboard Source: https://fonts.google.com/ , https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts , https://keyman.com/

These are print-on-demand books, send your queries to editorial.staff.videha@zohomail.in. The eBooks of some of these are available for sale on Google Play [(c) Preeti Thakur, sales.videha@gmail.com], send your queries to sales.videha@gmail.com. The contents and documents e-published by Videha (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA are periodically being checked for accessibility issues. People with disabilities should not have difficulty accessing these contents/ documents.



VIDEHA:431

 समानान्तर परम्पराक विद्यापति- चित्र विदेह सम्मानसँ सम्मानित श्री पनकलाल मण्डल द्वारा।

मैथिली भाषा जगज्जननी सीतायाः भाषा आसीत्। हनुमन्तः उक्तवान- मानुषीमिह संस्कृताम्।

## अनुक्रम

**विदेह ४३१ म अंक ०१ दिसम्बर २०२५ (वर्ष १८ मास २१६ अंक ४३१)**

**ऐ अंकमे अछि:-**

**Maithili Literature in English Translation**





१.१.अंक ४३० पर टिप्पणी

## ग्रुप कॅप्टन (डॉ) वी एन झा

आदरणीय गजेंद्र ठाकुर जी !
१. विदेह सम्पादन में बहुतों साल सँ अपनेक अति सराहनीय योगदान अछि आ हम लोकनि अनेकों राज्य में मैथिली के ननधा रस-स्वाद चाखि रहल छी, ओहि लेल समग्र मैथिल समाज सँ अपने कैँ शत-शत नमन ।
२. हम तँ बेशी लेख नैं पठौनें छी मुदा ई देखि रहल छी जे अधिकाँश लेख में फॉर्मेटिंग में त्रुटि भ रहल अछि । Word Format में जतेक लेख पठौनें छी सब में paragraph व line spacing रहै जे छापै में टूटि जेल अछि । सभु subtitle bold में रहए जे छापए में नहिं आएल अछि । यहाँ तक कि फोटो सेहो बदलि गेल आ ओकरा संग छोट परिचय, जे लेख के अंत में चलि गेल आ ओकरो फॉर्मेटिंग बिगड़ि गेल अछि । पत्रिका में सभु लेख के formatting में यदि समानता राखल जाए तँ बेहतर स्तर रहत ।
३. हमर मंतव्य एक सुझाव मात्र थीक जाहि सँ विदेह संस्करण आकर्षक देखाइत ।

सप्रेम नमस्कार
**-Gp Capt (Dr) V N Jha,Bangalore**

**अपन मंतव्य editorial.staff.videha@zohomail.in पर पठाउ।**

## गद्य

२.१.कल्पना झा-मैथिली साहित्यमे उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' एवं हुनक परिवारक योगदान -18

## कल्पना झा- मैथिली साहित्यमे उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' एवं हुनक परिवारक योगदान -18



कल्पना झा

(उपेन्द्रनाथ झा 'व्यास' साहित्य अध्येता, आलोचक एवं कथाकार)

### मैथिली साहित्यमे उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' एवं हुनक परिवारक योगदान -18

### मैथिली महाभारतक रचयिता 'व्यास' जी

किछु लोक 'व्यास' जी रचित मैथिली महाभारत कैँ अनुवादेक रूप मे देखैत छथि। मुदा वास्तविकता की अछि से हुनकहि शब्द मे देखल जाए-

"हम महाभारतक अनुवाद नहि कएल अछि। मूल महाभारत (गीता प्रेस) कैँ आगाँ राखि, ओकर यथासंभव सभ मुख्य बात कैँ ध्यान रखैत, अपना हिसाबेँ सरिअबैत लिखैत गेलहुँ। हमरा विश्वास अछि, हमरा बुतें जे ई काज भेल से 'विष्णु-रूप व्यास'क कृपा सँ - ओएह जेना प्रेरित करैत होथि। तुलसीदास जेना लिखने छथि- 'तस कहिहहुँ हिय हरि के प्रेरे। लिखैत काल प्रवाह मे जे छन्द जेना आएल गेल तेना लिखैत गेलहुँ। मैथिली मे 'ए', 'ओ' एक मात्रिक एवं द्विमात्रिक दुनू होइत छैक। तदनुसार मैथिली शब्द सभ आबि गेलैक अछि। प्रेस कॉपी तैयार करैत काल आ मुद्रण करैत काल सेहो ई ध्यान राखल गेल जे जतए छन्द बदलैक, ततए किछु स्थान छोड़ि आगाँ बढ़ी। (संभवतः कतहु छुटिओ गेल हो) विज्ञ पाठक पढ़ैत काल छन्द पकड़ि लेताह, से विश्वास अछि। साधारणतः पूर्वक चौपाइ वा आनो भाषा छन्द रचना सभ मे प्रत्येक पाँती मे प्रायः पूर्ण अर्थ देबाक चेष्टा कएल जाइत छल। एहि मे ओहि रूपक बाध्यता नहि राखल गेल अछि, भाव आ प्रवाह कैँ ध्यान मे राखि कए।"

'व्यास' जीक उक्त वक्तव्य सँ स्पष्ट अछि जे मैथिली महाभारत अनुवाद नहि अछि। वस्तुतः ई 'व्यास' जीक मौलिक कृति छनि। दू भाग मे लिखल गेल मैथिली महाभारतक पहिल भाग अछि 'आदि पर्व' आ दोसर भाग अछि, 'सभा पर्व; वन पर्व' महाभारतक रचना क' वस्तुतः अपन नामक सार्थकता सिद्ध कएने छथि 'व्यास' जी। एहि प्रसंगक चर्चा अपन लिखल "दू शब्द"क शुरुआते मे कएने छथि 'व्यास' जी। एक दिन गप्पक प्रसंग मे खरड़ख के श्री दयानाथ झा हँसैत कहने छलथिन, "हम अहाँ कैँ 'व्यास' तखन बूझब जखन

अहाँ 'महाभारत' लिखब।" से सुनकर बात 'व्यास' जीक मोन मे बैसि गेलनि जेना। आ ओ अपन नामक सार्थकता सिद्ध क' क' रहलाह।

'व्यास' जी रचित महाभारतक दुनू भाग अनुवाद तँ नहिए अछि, एकरा भावानुवादो नहि कहल जा सकैछ। ओ गीता प्रेस सँ प्रकाशित महाभारतक अध्ययन करैत रहलाह आ ओकर भाव ग्रहण कए अपन भाषा मे किछु नवीनता, किछु विशिष्टताक संग रचना प्रारम्भ कएलनि। जेना रामायण कइअक गोटे लिखलनि आ सभ रामायण मूले कहबैत अछि। जखन कि आदि काव्य तँ श्रीमद्वाल्मीकि रामायण अछि। तथापि बादक लिखल सभ रामायण मूले कहबैत अछि, चाहे ओ तुलसीदास कृत श्रीरामचरितमानस होअए कि अद्भुत रामायण, आ कि कम्ब रामायण। मिथिलाभाषा रामायण होअए कि रमेश्वरचरित मिथिला रामायण। तहिना सभ महाभारत मूले कहल जाएत। चाहे ईशनाथ झा कृत होअए कि उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' कृत आ कि बुद्धिनाथ झा कृत ॐ महाभारत होअए। एहि मैथिली महाभारत मे 'व्यास' जी महाकाव्यक अनुरूपेँ अनेक छन्दक प्रयोग कएलनि अछि। ठाम-ठाम पर पाठक कैँ अति-आकर्षक दोहा सभ भेटतनि पढ़बा लेल। तहिना रूपक आ अलंकार युक्त दोहा सेहो अभरतनि पाठक कैँ। माने पढ़ि क' आनन्द आबि जेतनि, से निश्चित बात!

'व्यास' जीक अधिकतर मूल पोथी, जेना उपन्यास, कथा-संग्रह, कविता-संग्रह, खण्ड-काव्य, सभटा पातर-पातर पोथी सभ छनि। माने सए सँ कम पृष्ठक। मुदा महाभारतक दुनू भाग

लगभग **270-270** पृष्ठक छनि। पहिल भाग, 'आदि पर्व' कैँ दू पृष्ठक "दू शब्द"क अतिरिक्त **269** पृष्ठ मे समेटल गेल अछि। दोसर भाग लेल 'सभा पर्व' लिखलनि। 'आदि पर्व'क अपेक्षा 'सभा पर्व' बहुत छोट बुझना गेलनि। तैँ इच्छा भेलनि जे दोसर भाग मे 'वन पर्व'क ओतेक अंश द' देल जाए, जाहि सँ पुस्तक रूप मे 'आदि पर्व'क पुस्तक जकाँ, माने ओतबे मोटगर पोथी भ' जाए। आ सएह भेलनि अंततः। महाभारतक दुनू भाग लगभग समान आकार-प्रकारक पोथी अछि। दोसर भाग मे 'सभा पर्व' आ 'वन पर्व' मिला क' **265** पृष्ठ अछि। "दू शब्द"क चारि पृष्ठ छोड़ि क')। माने कुल **269** पृष्ठ दोसरो भाग मे। प्रायः दुनू पोथीक समान आकार-प्रकार पर ध्यान दैत 'वन पर्व'क किछुए अंश 'महाभारत'क दोसर भाग मे आबि सकल। दुनू 'महाभारत'क प्रकाशन सेहो संग-संग भेल अछि, एहन अनुमान लागि रहल अछि। ओना 'व्यास' जीक कोनो पोथी मे प्रकाशन वर्ष नहि भेटैत अछि। लेखक द्वारा लिखल "दू शब्द" मे निचाँ देल तिथिए कैँ प्रकाशन तिथि मानल जाइत रहल अछि। तदनुसार पहिल भागक प्रकाशन **23** जून **1994** मे भेल अछि। एहि पोथीक बिमोचन 'व्यास' जीक पटना स्थित निवास स्थान पर भेल छलए। बिमोचनकर्ता छलाह सुरेन्द्र झा 'सुमन' आ बिमोचनक तिथि छलए **22** जुलाइ **1994**। से उक्त पोथीक इनर कवर पर भीमनाथ झाक कलम सँ अंकित अछि। एहि बात सभ सँ पोथीक प्रकाशन वर्ष **1994** होएबाक पुष्टि होइत अछि। आ 'महाभारत'क दोसर भाग 'सभा पर्व; वन पर्व' प्रकाशित भेल अछि सन् **1999** मे।

'व्यास' जीक इच्छा तँ छलनि जे सम्पूर्ण महाभारत कँ मैथिली साहित्य मे आनथि मुदा महाभारत ग्रन्थक विशाल आकार-प्रकार, श्लोकक भारी संख्या आ बएसक संग हुनकर अपन स्वास्थ्य गड़बड़ा जाएब, कारण रहल जे ई इच्छा अपूर्ण रहि गेलनि हुनकर। मुदा जतबे, जएह दू-तीन 'पर्व' कँ मैथिली मे आनि सकलाह, से हुनक अद्भुत काव्य-कौशलक परिचायक तँ अछिए।

रमण झा जीक पोथी (भारतीय साहित्यक निर्माता : उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास') जे साहित्य अकादमीक सौजन्य सँ सन् **2022** मे प्रकाशित भेलनि अछि, तकर किछु संदर्भ लेलहुँ अछि हम एहि लेख लेल।

**संपादकीय सूचना-**

**1)** रुबाइ अरबी-फारसी-उर्दूक एकटा कठिन विधा छै। एहि विधाक समग्र जानकारी प्राप्त करबाक लेल **आशीष अनचिन्हार**क पोथी "मैथिली गजलक व्याकरण ओ इतिहास" पढ़ल जा एकै।

**2)** एहि सिरीजक पुरान क्रम एहि लिंकपर जा कऽ पढ़ि सकैत छी-

२.२.हितनाथ झा-मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-10

## हितनाथ झा- मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-10



हितनाथ झा

(मैथिलीमे ग्रामगाथा विधाकेँ नव जीवन देनिहार, पाठकीय विधाक अगुआ। संपर्क-**9430743070**)

मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान **10**

### रानी चन्द्रावतीक कीर्तिगाथा

कोइलखक प.उग्रदत्त झा वैयाकरणक पुत्री रहथि गंगा। हिनक विवाह बनैली राज(पूर्णिया)क कुमार चन्द्रानन्द सिंह संग भेलनि।

सासुरमे हिनक नाम पड़ि गेलनि पतिक नामपर चन्द्रावती। दुर्भाग्य, ई बहुत कमहि अवस्थामे विधवा भ' गेलीहि। अपन योग्यता-क्षमता, चतुरता तथा दृढ़ इच्छाशक्तिक बलपर राज्यक शासन-सूत्र अपन हाथमे लेलनि आ एक-सँ-एक महत्वपूर्ण ओ स्थायी कीर्ति स्थापित कs गेलीहि, जे आइयो हिनका जीवित रखने छनि।

हिनक कीर्ति देखि लॉर्ड विलमिंगटन ( **Viceroy and Governor General of India)** एक सनद प्रदान कs हिनका 'रानी'क उपाधि दs अलंकृत कयलथिन। सनद मे लिखल अछि- :**I hearby confer upon you the title of 'Rani' as a personal distinction."**

'प्रभात'क रानीसाहिबाक विषयमे अनेक अंकमे हुनक कीर्ति-यशक आलेख आ कविता ( धारावाहिक सेहो) प्रकाशित अछि,किन्तु सभ अंक उपलब्ध नहि रहलाक कारणसँ ,जतबहि उपलब्ध भ' सकल अछि, ओ एक ठाम समेटि प्रस्तुत क' रहल छी। एक समस्यापूर्तिक सेहो हिनक नामपर राखल गेल अछि ' जत चन्द्रावति रानी', ओ समस्यापूर्ति अध्यायमे पछिला अंकमे प्रकाशित भेल छल। 'प्रभात'मे एक विशेषांक निकलबाक घोषणा भेल छल 'चंद्रांक'जे कुमार चन्द्रानन्द सिंह एवं रानी चन्द्रावतीक कीर्तिगाथा रहत। युवक संघ कोइलख द्वारा प्रदत्त दू अभिनन्दन-पत्रक प्रतिलिपिमे मात्र एक उपलब्ध अछि,दोसर जे अंक नष्ट भ' गेल, ओहीमे रहल हेतैक।

श्रीमती रानी साहिबाक चन्द्रावती जीकेँ युवक संघ,कोइलखक तरफसँ दू अभिनन्दन पत्र देल जयतौन्हि। प्रथम अभिनंदन पत्रक प्रतिलिपि निम्नलिखित अछि :- सम्पादक।

श्री ६ मती रानी चन्द्रावती साहिबा जीक कर कंजमे 'रानी'क उपाधि प्राप्त हयबाक अवसरपर सादर समर्पित।

अभिनन्दन पत्र

दयावति!

अपनेक ' रानी ' उपाधि पयबाक संवाद द्वारा जाहि अनिवर्चनीय आनन्दक सृष्टि एहि गामक समस्त आवाल-वृद्ध मण्डलीमे भेल अछि ओकरा व्यक्त करब असम्भव। हृदय हर्ष व्यक्त करबाक उपयुक्त साधनाभाजें हमरालोकनिक हृदय -साम्राज्य आन्दोलित भय गेल अछि।

अपनेक आकीर्ण -स्वर्गा-कीर्ति-लताक प्रतिनिधि स्वरूप काशीस्थ श्रीश्यामा मन्दिरक गगनमे गुम्बजकेँ देखि साम्प्रतिक भारताधिपति अपना जन्मतिथिक शुभ अवसरपर अपने काँ 'रानी' उपाधि दय अपनाकेँ गौरवान्वित कयलैन्ह अछि।

हे कीर्ति-स्वरूपे ! हे परमोदाराशय !! हमरहु लोकनि अपनेक सन कीर्ति चन्द्र सँ चन्द्रिता, विद्या-बुद्धि,वल-वैभव, प्रभा-प्रतिभा,ज्ञान-विज्ञान आदि देवोचित गुणसँ अलंकृता अधिपतिक छत्रच्छायामे रहबाक सुअवसर पाबि कोइलखकेँ पुनः पूर्ववत विद्या-बुद्धिक केन्द्र बनाय अपनेक जन्मभूमिक गौरव बढ़यबाक इच्छुक छी।

प्राचीन मिथिलाक कुलपति कल्प धर्म वशिष्ठवत अपना पितृदेवक पद-चिह्नक अनुशरण कय विद्यादानक निमित्त अपने सर्वप्रथम चिरकाल पूर्व उद्यत भेलहुँ।कतेक बाधा कतेक विपर्यय दुर्लध्य गिरिवत अपनेक पथ-रोध कयने ठाढ़ छल परन्तु चिरन्तन अशावादिनी अपने जाहि अदम्य उत्साह, उत्कट अभिलाषा एवं घोर कर्त्तव्य परायणताक अवलम्बन कय यत्न जारी राखल, तकर फलस्वरूप एहि ग्राम मध्य विश्रुतनामा अंगरेजी स्कूल विद्यमान अछि । अपनेक अटल विद्यानुराग देखि हमरा लोकनिकेँ पूर्ण आशा होइछ जे यैह स्कूल विशाल रूप धारण कय ज्ञानक आलोकसँ अज्ञान तिमिराच्छन्न हमरा लोकनिक मनो मन्दिरकेँ उज्वल करैत अपनेक धर्म्म-कार्यक शास्वत बैजयन्ती बनल रहत।

हे कोइलख-भाग्य-विधात्रि ! हे विद्यादानैक व्रती ! अपनेक उपकारक भार सँ दबल रहलहुँ, सन्तानक भावी उन्नतिक उपकरणक हेतु फेरि आशान्वित नेत्रसँ निश्चल- निष्पन्द रूपैँ अपनहिक दिशि ताकि अपनेक दीर्घ जीवनक हेतु भगवानसँ आन्तरिक प्रार्थना करैत छी।

अपनेक सेवक

युवक-संघ, कोइलख।

(वर्ष-**02**, अंक-**08**,अगस्त-**1934**ई.)

काशीक यज्ञमे अदम्य उत्साह

श्री रमानन्द झा, कोइलख।

**1934** ई.मे ता. **13** जुलाइक श्रीमती रानी चन्द्रावती माहोदाराशया, एहि असार संसारमे केवल धर्महि कॅा सारवान बूझि स्वर्गोपमा काशीस्थ मणिकर्णिका ऑर विश्वनाथ अन्नपूर्णाकि सन्निहित में एक मनोहर ऑर अति विशाल स्वनिर्मित मन्दिरमे जगज्जननी जानकी सहित जगन्नियन्ता जगदीश्वर श्री रामचन्द्रक सुदृढ़ ऑर सुन्दर प्रतिमाक तथा लक्ष्मण महावीर ऑर लक्ष्मीक प्रतिमाक स्थापना केने छलीह। एहि अनुपम कीर्त्तिक वृतान्त यज्ञ दिवससँ किछु काल पूर्वहिंसँ मैथिल समाजकैं कर्णपथ भेल छलैन्ह। अनन्तर ओहि सुअवसर कैं अत्यन्त आसन्न काल बूझि निमन्त्रित गुणी कुटुम्ब सँ अतिरिक्तो हमर मैथिल मण्डली, अत्यावश्यको स्वगृहकार्यकैं तिलांजलि दय काशीक यात्रा करैत गेलाह किन्तु काशी गमनेच्छुकव्यक्तिसँ स्टेशनपर एक छोट-मोट मेला भ' गेलैक।ओहि मेलाकैं देखि कतिपय जेंटिलमैन लोकनि द्वि, चारि कोठली रिज़र्व कय लेलैन्ह ऑर बहुत गलहस्तक भोग्य करैत भावी

आनन्दक वेगवती धारा मे गोंता खाइत धूम जान सँ विदा भय बनारस पहुँचैत गेलाह। ओहिठाम किछु काल पूर्वहिसँ आगन्तुक व्यक्तिक स्वागतार्थ मोटर,बग्गी,टमटम आदि सवारी लय कर्मचारी लोकनि उपस्थित भ क यथा योग्य स्वागत कय निश्चित स्थानमे पहुँचाय दिव्य प्रासादमे स्थान देलथिन्ह और उपांसुक व्यक्ति सहित सभै गोटा कैँ भोजनादिक सुप्रबन्ध यथेच्छानुकुल कय देलथिन्ह।यज्ञ दिवस तँ अति सुदिन छल सुप्रभातक बाद शुभ मुहूर्त मे यज्ञ खूब धूमधामसँ प्रारम्भ भेल।ओहि कालक दृश्य अति रमणिक छल।वेदज्ञ लोकनि मांगलिक मंत्रोच्चारण सँ यज्ञ भवनकैँ गुंजायमान करैत छलाह। कतिपय वेदपाठी लोकनि वेदपाठ करैत छलाह।क्यो रामायण पाठ करैत छलाह, क्यो दुर्गापाठ करैत छलाह। स्वस्ति वाचकादि बहुसंख्यक ब्राह्मण सभ, समयोचित नूतन सयग्योपवीत कटि सूत्रांगुलीयक वस्त्रावृत्त भय ॐ स्वस्ति इत्यादि मन्त्र दीर्घस्वरेणाेउच्चारण करैत छलाह।आचार्य्य, ब्रह्मा,ऋत्विज,पुरोहित आदि अपन-अपन यथा विहित सालंकरण पट्ट वस्त्रालंकृत भय स्वकार्य मे दत्तचित्त छलाह।प्रज्वलिताग्नि, प्रचुर हवनीय पदार्थसँ जठराग्निकैँ शान्त करैत छलाह। होम धूमन सँ आकाश मण्डल आच्छन्न छल। गानवती ललना गण अपन-अपन वेश धारण कय सुस्वर सँ गान करैत छलीह। क्यो अपन नेत्र कैँ आनन्द दैत छलीह। विद्वान लोकनि अपनामे विद्याक विचार करैत छलाह। क्यो यग्योत्सवक सम्यकतया पर्यालोचन करैत छलाह। कतिपय कर्ण सुखद वाद्य समूहक श्रवण करैत छलाह।घर्म पीड़ितजन, बिजली पंखा द्वारा अपन अपन स्थूल काय कैँ सुख पहुँचैबैत छलाह।बहुत एहनो महानुभाव लोकनि छलाह जे अपन अपन डेरे पर ऐश आराममे लीन छलाह।बन्दूकक प्रबल

आवाज सँ काशी निवासी वधिर प्राय  भँ गेल छलाह। मानू ओहि कालक अनुपम शोभाक अवलोकन सँ दर्शकगण, अपनाकेँ जन्म सुफल ओर अहो भाग्यवान बूझैत छलाह।यज्ञक अवसान करीब चारि बजेमे भेलैक।कर्मान्त मे निमन्त्रित आदि असंख्य ब्राह्मण लोकनि, अमृतप्राय मेवा,मिसरी, मिष्टान्न, पूरी, राबड़ी आदि अनेक विध भक्ष्य पदार्थ सँ अपव्याप्ति रूपेँ स्वकीयोदर कैँ भरलैन्ह। अनन्तर निमन्त्रित गुणी, कुटुम्ब आदि व्यक्ति, यथायोग्य वस्त्र,द्रव्यादि सँ सम्मानित कैल गेलाह।अन्तमे दयाद्र्रहृदया श्रीमती उक्त रानी साहिबा, अनाहुत व्यक्तिक दुःखावलोकन कय मैथिल मात्रक वास्ते एग्यारह रुपयाक महती सभा कय असीम सुयशक भागिनी भेलीह। कर्मचारियो लोकनि कैँ यश भेलैन्ह। इत्यलम ।

(श्री रमानन्द झा)

(वर्ष-2,अंक-9, सितम्बर-1934 ई.)

बनैली राजवंशक दानशीलता

श्री घनानन्द झा, रानीटोल।

(1924 ई.मे 'घटकराज' (पंजीप्रबन्ध)पुस्तक हिनक प्रकाशित छनि।)

मानव समाजमे नाना तरहक गुण विशिष्ट लोक सब रहैत अछि। ताहि सौं संसारक कार्य सब सम्पन्न भ रहल अछि। नाना प्रकारक

गुणमे दया ओ दान सब सौं बढ़ल अछि। जाहि दानक फल सौं भगवान बलिक दरवाजा पर सतत स्थिर रहैत छथिन्ह। तथा अक्षय कीर्ति भूमंडलमे व्याप्त भइछ। से एहि बनैली राजवंशमे जेहेन दानक कीर्ति कौमुदी मिथिला-मैथिल समाजमे व्याप्त छल ओ सम्प्रतिओ अछि।तेहेन कीर्ति अन्य स्थानमे देखयमे देखयमे नहि अछि। यद्यपि उक्त राजवंशक दानशीलताक वर्णन ई छुद्र अनुचर वुते हैव असम्भव, तथापि किछु दिग्दर्शन करबाक प्रबल इच्छा कौं नहि रोकि सकलहुँ। तैं लिखैत छी जे गत राजा लीलानन्द सिंह कैं नियम छलैन्ह जे प्रति दिन सहत्र रजत मुद्रा दान कय तखन अन्न जल ग्रहण करथि। ओ दरभंगा नरेश कैं बाइस लाख टाकाक रजिस्ट्री दस्तावेज ओहिना असूली लिखि वापस कय देने छलथिन्ह। ताही तरहैं राजा पद्मानन्द सिंह प्रत्यह शतावधि टाका दान कय तखन भोजन करथि। हिनका समयमे प्रायः भलमानुस मैथिल वर्ग कियो एहेन नहि छलाह।वो छथि जे हिनक दान पात्र नहि बनल होथि। उक्त राजा साहब कौं कर्णक उपमा दैत छलैन्ह। वास्तविक हिम ऋतुमे शीताआच्छादन (शाल-दुशाला) प्रति वर्ष हजारों मैथिल पबैत छलाह। एखनि धरि कतेक गोटे कौं हुनक देल शाल-दुशाला वर्तमान अछि। कुमार चन्द्रानंद सिंह सब तरहैं भोलानाथ जेकाँ औढर दानिये छलाह। जखन जे वस्तुक याचना लोक करैत छल तत्क्षणे भेटि जाइत छलैक। सम्प्रति श्रीमती रानीचंद्रावती साहिबामे उक्त बहुत गुण वर्तमान छैन्ह।हिनक कीर्ति तँ बहुत छैन्ह।तथापि किछु देखबैत छी। जे श्री 108 कामाख्या सिद्ध पीठमे जें कि पहाड़ी भूमि अछि। ताहि ठाम खूब धलधर सरोवर बनवा देने छथि। ओ काशीमे श्यामा मन्दिर बनबाय ताहिमे सय गोटेकैं प्रत्यह भोजनाच्छादन भेटि रहल अछि। कोइलखमे पति स्मारक मिड्ल इंग्लिश स्कूल

खोलि देने छथि। जाहिमे दू सय लगभग विद्यार्थी पढ़ि रहल अछि।ओ प्रति वर्ष **20,24** विद्यार्थी पास कय हिनक कीर्ति कौमुदीकेँ बढ़बैत अछि। एहि स्कूलमे छात्रवर्गकेँ एको कैंचा स्कूल के फीस नहि लगैत छैक। तथा शिक्षक वर्ग कोनो छात्रसँ कोनो तरहक दबाबट द्रव्यादिक नहि करैत छथिन्ह। श्रीमती रानी साहिबा नब्बे हजार रुपैया जमा कय देने छथिन्ह। तकरे सूदि सँ शिक्षक वर्गकेँ मासिक वेतन पूर्ण रीतिऐं समयपर भेटैत छन्हि वो कतेक सम्बन्धी वर्गकि निर्वाह भय रहल अछि। ओ, पुबारि कात जलधर सरोवर अछि। तकर यज्ञमे द्रव्य वितरण कयलैन्ह।तथा **108** कोइलख देवीक मन्दिर बनेबा मे प्रचुर द्रव्य दान कयने छनि। पुनः उक्त मन्दिरक वास्ते विचार- विमर्श कय रहल छथि। वो कोनो अस्पतालमे एक लक्ष टाका दान केने छथि।

(वर्ष-**2**, अंक-**10**, अक्टूबर **21934** ई.)

बनैली राजवंशक गुणानुवाद

लूटन झा

बनैली राजवंशक गुणानुवाद लिखब सहस्त्र 'वाहु समेत कोँ दुर्घट छैन तखन एक हस्त सँ अस्मदादि कहाँ तक लिखि सकै छी । तावतापि दृष्ट और श्रुतगुणक लेख यथा साध्य लिखि अपना

चिन्तक वेग काँ पूर्ण करैं छी। एहि राजवंश मे राजा सबहिक शिरोमणि दानवीर लीलानन्द सिंह कर्णराजाक अवतार भेलाह। एक सहस्त्र नित्यदान विना कयने अन्नजलहि करथि जाहि हेतु **36** लक्ष  स्टेटमे देनाय भय गेलैंक ताहि समयमे दरभंगा महाराज लक्ष्मीश्वर सिंह बहादुरक जिम्मा **22** लक्ष रुपैयाक डिग्री छलैन। उक्त महाराजाधिराज काँ  तकर अदाय करबाक चिन्ता अधिक छलैन परन्तु पूर्णिया कोठीमे जखन मिथिलेश सम्प्राप्त भेलाह**,** दानवीर राजा लीलानन्द सिंह ओहि डिक्री  काँ साक्षात लक्ष्मीश्वरक बुद्धिसँ पयरपर चढ़ाय दक्षिण हस्त सँ माथपर आशीर्वाद कयलथीन जे हमर समान दान करबाक उत्साह परमेश्वर अहाँ काँ देथि। उक्त मिथिलेश परम् सुप्रसन्न भय यशोगान करैत अपना राज्य काँ कय दरभंगा अयलाह । के दानवीरता राजा लीलानन्द सिंहहि मे छलैन । हिनक आत्मज राजा पद्मानंद सिंह बहादुरहु काँ एक शत नित्य दान करबाक व्रत छलैन। हिनक रानी श्री **108** मती चन्द्रावती अपना वंशक मर्यादा ऑर धर्मक रक्षा करबामे निरन्तर दत्तचित्त रहैं छथि।काशीमे श्री **1008** मती काली जीक मन्दिर बनबाय प्रतिष्ठा कय मैथिल विद्यार्थी लोकनिक हेतु पाकशाला कय अन्नदान कय रहल छथि। एहि धर्म्मकर्म्मक मार्ग काँ बनाय अनेक धनवानक चित्तमे उत्साहक उत्पत्ति कय रहल छथि। हिनक धन्यवाद अनन्तानन्त ब्राह्मण कय रहल छथि। हम हृदय सँ आशीर्वाद करैं छी ई चिरंजीविनी रहथि।

*(वर्ष-**01,** अंक-**12,**दिसम्बर **1933** ई.)*

बर्नैली कीर्ति लतिका

रामचन्द्र झा, रानीटोल

धन्य कोइलख ग्राम अछि अरु,
मातु ओ धन्या थिकी।
धन्य नर ओ जनक पुनि,
जनिक चन्द्रावति कन्या थिकी।।
जेहि वंश शोभित छथि श्रीमति,
तकर वर्णन की करू ।
जे भरल अछि सुधा रस सँ तेहि--
वारि कण सौं के भरू ।।
पर छुद्र मति मानैत नहि अछि,
कीर्ति अद्भुत सूनि कय।
तैँ किच्छु हम भाखैत छी,
श्री शक्ति युगपद चूमि कय।।
राजा लीलानन्द सिंह नित,
हजार रुपया दान कय।
सुवर्ण त्यादि भूषण,
दरिद्र के पर दान कय।।
करैत छलाह भोजन आदि, नृप
तखन अति सानन्द भय।।
शासन रीति ओ नृप नीति लखि
प्रजा छल आनन्द मय।।
राजा पद्मानंद सिंहक

प्रख्यात दान शीलता।
कत वृद्ध जन आँखन करैं छथि,
कर्ण नृपक तुल्यता।।
प्रातः रजत मुद्रा एक सत नित
दान कय विपेन्द्र ओ।
दीन जन सन्तुष्ट कय भोजन
करइ छला नरेन्द्र ओ।।
दरबार त फुजले रहइ छल,
विप्र दुखिया लय सदा।
आजन्म नहि केव घुरि सकला,
पाँने विन धन सम्पदा।।
तुम्वा को भर दो बर्जेत केओ
साधु गेला तहाँ।
रुपया लगा देल ढेर भरि
चलला आनन्दित है महा।।
के के नहि आनन्द भेल ओहि
नृपति शासन कालमे।
गुण गान घर-घर होइत छल,
नर नारि युवती बाल मे।।
तेहि सिंहासन पर एखन
शोभैंत श्री सरकार छथि।
कुल धर्म मे तत्पर अधिक
श्रीमती धर्मागार छथि।।
जनिक उज्वल यश पताका,
अति उच्च भय शोभैंतछनि।

काशीक श्यामा भवनमे नित,
द्विजक जय ध्वनि होइत छनि।।
अछि सर सुशोभित सलिल सुन्दर,
स्वच्छ कामाख्या जनिक।
कत औषधालय अनाथालय,
गुणगान होइयै जनिक।।
निज जन्म गाँव फ्री.एम.ई.
स्कूल पति स्मारकी ।
कत छात्र शिक्षा प्राप्त होइ छथि,
ऐ सँ अधिक उपकार की ।।
स्वेत आर्य कुल जॉर्ज पाँसवा
श्रीमतिक गुण सूनि कय।
'रानी''पद सँ कयल सुशोभित
राष्ट्रपति तिय गूणि कय।।
' प्रभात ' भेल हिनके कृपा सँ
उठल युवक उत्साह कय।
एकरा निमाहब श्रीमती के--
हाथ छनि प्रोत्साह दय।।
पालित छलाह पूर्वज गण हमर,
जिहि राज्य छायामे सदा।
रामचन्द्र श्रीमतिक दयाक,
अधिकार हमरो सर्वदा।।
श्री रामचन्द्र झा ,रानीटोल।
वर्ष-**02**, अंक-**10**,अक्टूबर-**1934**ई.)
धन्य कोइलख ग्राम अछि अरु,

मातु ओ धन्या थिकी।
धन्य नर ओ जनक पुनि,
जनिक चन्द्रावति कन्या थिकी।।
जेहि वंश शोभित छथि श्रीमति,
तकर वर्णन की करु ।
जे भरल अछि सुधा रस सँ तेहि--
वारि कण सौं के भरु ।।
पर छुद्र मति मानैत नहि अछि,
कीर्ति अद्भुत सूनि कय।
तैं किच्छु हम भाखैत छी,
श्री शक्ति युगपद चूमि कय।।
राजा लीलानन्द सिंह नित,
हजार रुपया दान कय।
सुवर्ण त्यादि भूषण,
दरिद्र के पर दान कय।।
करैत छलाह भोजन आदि, नृप
तखन अति सानन्द भय।।
शासन रीति ओ नृप नीति लखि
प्रजा छल आनन्द मय।।
राजा पद्मानंद सिंहक
प्रख्यात दान शीलता।
कत वृद्ध जन आँखन करै छथि,
कर्ण नृपक तुल्यता।।
प्रातः रजत मुद्रा एक सत नित
दान कय विपेन्द्र ओ।

दीन जन सन्तुष्ट कय भोजन
करइ छला नरेन्द्र ओ।।
दरबार त फुजले रहइ छल,
विप्र दुखिया लय सदा।
आजन्म नहि केव घुरि सकला,
पौने विन धन सम्पदा।।
तुम्वा को भर दो बर्जैत केओ
साधु गेला तहाँ।
रुपया लगा देल ढेर भरि
चलला आनन्दित है महा।।
के के नहि आनन्द भेल ओहि
नृपति शासन कालमे।
गुण गान घर-घर होइत छल,
नर नारि युवती बाल मे।।
तेहि सिंहासन पर एखन
शोभैत श्री सरकार छथि।
कुल धर्म मे तत्पर अधिक
श्रीमती धर्मागार छथि।।
जनिक उज्वल यश पताका,
अति उच्च भय शोभैतछनि।
काशीक श्यामा भवनमे नित,
द्विजक जय ध्वनि होइत छनि।।
अछि सर सुशोभित सलिल सुन्दर,
स्वच्छ कामाख्या जनिक।
कत औषधालय अनाथालय,

गुणगान होइयै जनिक।।
निज जन्म गाँव फ्री.एम.ई.
स्कूल पति स्मारकी ।
कत छात्र शिक्षा प्राप्त होइ छथि,
ऐ सँ अधिक उपकार की ।।
स्वेत आर्य कुल जॉर्ज पाँसवा
श्रीमतिक गुण सूनि कय।
'रानी''पद सँ कयल सुशोभित
राष्ट्रपति तिय गूणि कय।।
' प्रभात ' भेल हिनके कृपा सँ
उठल युवक उत्साह कय।
एकरा निमाहब श्रीमती के--
हाथ छनि प्रोत्साह दय।।
पालित छलाह पूर्वज गण हमर,
जिहि राज्य छायामे सदा।
रामचन्द्र श्रीमतिक दयाक,
अधिकार हमरो सर्वदा।।
श्री रामचन्द्र झा ,रानीटोल।
वर्ष-**02**, अंक-**10**,अक्टूबर-**1934**ई.)

काशीकान्त मिश्र 'मधुप' जी सेहो रानी चन्द्रावतीक धारावाहिक रूपमे कीर्तिगाथा ' रानी चन्द्रावती चरित ' 'प्रभात'मे लिखने छथि। दुर्भाग्यवश सभ अंक उपलब्ध नहि अछि, तँ समग्रतामे तँ नहि, आंशिके रूपमे उपलब्ध अछि, जे विदेहक अगिला अंकमे

प्रस्तुत करब।

**संपादकीय सूचना-**एहि सिरीजक पुरान क्रम एहि लिंकपर जा कऽ पढ़ि सकैत छी-

मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-1
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-2
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-3
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-4
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-5
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-6
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-7

मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-8

मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-9

**अपन मंतव्य editorial.staff.videha@zohomail.in पर पठाउ।**

## २.३.लालदेव कामत-लघुकथा- जूडो कराटे



**लालदेव कामत**

## लघुकथा- जूडो कराटे

सतजीत आ चैंनसी नव दम्पतिके वैवाहिक जीवन हालिमे शुरह भेल रहय। दून् प्रौढ़ आ समझदार बुझल जाइत रहैक। से चैंनसी क' नैहर आ सासुरमे बढ़ मान आदर होय। सतजीत सेहो अपन गाममे अपना सूझबुझ आ सदव्यवहार सँ गामक समाज आ परोपट्टामे सराहल मास्टर रहय। ससुराईरमे तँ आरो नामी व्यक्ति कहेने छलैक। कारण एको पाई दान- दहेज नहिं लेने रहथि। एक राति दून् प्राणीमे जूडो कराटे मादे पैंर्घौतक गप सरक्का चललनि। एकतँ १२/११ फिटक शयन कक्षमे जगह चीजबौंस्त सँ अजबारल , दोसर

दिश जूडो कराटे म के बेशी पारंगत,जाहि सँ सदा अपन स्वंय रक्षा करि सकतथि! से तेहन ठुंसा हुसतीमे लागलनि जे सिलाई मशीन सहित नैहर गाड़ी मँगाकेँ सदा लेल चलिए गेलीह। आब फेर हठात् मेलजोल तँ बढ़ल मुदा रहतीह घरजमैंये धरि। जरलाहा जूडो-कराटे कतय सँ धरफराएले छलैक।

**अपन मंतव्य editorial.staff.videha@zohomail.in पर पठाउ।**

२.४.परमानन्द लाल कर्ण-बुढ़ापाक जिनगी



**परमानन्द लाल कर्ण**

## बुढ़ापाक जिनगी

जेठक दुपहरिया अपन क्रूरता सँ आगि उगलैत मौसम मे सुमनजी घरक ओसारा पर राखल खाट पर बैसल छलाह । हुनक बुढ शरीर पसीना सँ तर बतर छल । साँझ भेल तहन किछु राहत भेलनि मुदा आँखि सँ नींद गायब छलनि । नींद कोना आओत ? भोरे सँ अनाजक एकहु दाना हुनका पेट मे नहि गेल छलनि । भूख सँ पेट बैसल छल । राति मे आसमान दिश देखैत अपन पत्नी सरस्वतीजी कें यादि करैत आँखि सँ ढ़व-ढ़व नोर गिरैत छल । आखिरकार सुमन जी कें बर्दाश्त नहि भेलनि । ओ खाट पर सँ उठि भनसा घर मे एहि आशा सँ गेलथि जे घर मे किछु राखल होयत तहन खा लेब, मुदा भनसा घर मे गेला पर देखलखिन जे घरक सब वर्तन खाली अछि । तकर बाद ओ फ्रिज खोलि देखलखिन जे किछु राखल होय मुदा फ्रिज मे सेहो किछु नहि छल । सुमन जी एक

गिलास पानि पीव फेर खाट पर बैसि गेलाह । घर मे ओहि दिन भानस नहि बनल छल, किएक तऽ बेटा आ पुतोहु कोनो शादी समारोह मे गेल छलाह । राति मे सुमनजीक लेल भिनसुरका वांचल दुई टा सोहारी भनसा घर मे राखल छल । शादी समारोह मे जायत खन हुनकर पुतोहु कहलखिन जे बाबुजी हम सव संगीक बेटीक विआह मे जा रहल छी । अहाँक लेल सोहारी राखि देलहुँ अछि, चाय बना कऽ ओहि संगे खा लेव । हम सव देर राति लौटव ।मुदा जखन ओ भोजन करवाक लेल भनसा घर मे गेलाह तऽ देखैत छथिन जे सोहारी खराव भऽ गेल अछि ।

ई कोनो नव बात नहि छल । सरस्वती जी कें गुजरलाक बाद अक्सर एहिना होयत छल। रातिक खाना जे बचल खुचल रहैत छल ओ दिन मे आ दिनक खाना राति मे मिलैत छलनि । ई दिनचर्या भऽ गेल छल । सुमन जी सव बात मे हाँ कहि अपन दिन गुजारि रहल छलाह ।ओ सोचैत छलाह जे घर मे बहस करला सँ कोनो फायदा नहि होयत । किछु बोलव तहन घर मे महाभारत भऽ जायत तें ओ चुपचाप रहैत छलाह । भूख सँ बिलबिलाइत ओ खाट पर पड़ि रहलाह । थोड़ेक देर मे नीन आवि गेलनि । भिनसरे उठलाक बाद देखलखिन जे पुतोहु भनसा घर मे चाय बना रहल छलीह । पुतोहु चाय-पानि देलखिन आ कहलखिन जे बाबुजी चाय पीव घरक सामान आनि दीअउ । नैहर सँ किछु लोकनि आवऽ वाला अछि । सुमन बाबू कहलखिन ,कनिया घर मे बिस्कुट व नमकीन वगैरह होयत तऽ हमरा दऽ देतहुँ । राति हम अहाँक राखल सोहारी नहि खा सकलहुँ किएक तऽ सोहारी खराव भऽ गेल छल । ई सुनैत ओ आगि बबूला भऽ गेलीह आ सुमन जी पर टूटि

पड़लीह जे अहाँ की कहऽ चाहैत छी जे हम अहाँ के बसिया रोटी देने छलहुँ । हे भगवान ! अहाँ हमरा पर इल्जाम लगा रहल छी । एहि उमिर मे सफेद झूठ वाजि रहल छी । पहिले बाजार सँ सब्जी सब लावि दिअऊ । भानस बनलाक बाद खाना मिलत । एहि पर सुमन जी कहलखिन ठीक अछि,हम बाजार सँ सामान लावि दैत छी । ई बात कहि ओ एकटा कटोरी मे बिस्कुट देलखिन । सुमनजी बिस्कुट खा के पानि पीव  चाय पीलाह । कप राखि पुतोहु सँ कहलखिन जे कनिया झोरा लावु हम बाजार सँ सामान लावि दैत छी । झोरा लऽ सुमनजी बाजार सँ सामान लऽ अनलाह । तहन हुनकर पुतोहु कहलखिन जे आब अहाँ अपन बाहर राखल जे कबाड़ सन सामान रखने छी तकरा अपना घर मे राखि लिअ आ ओहि ठाम आराम सँ रहव । हमरा नैहर सँ जे लोकनि आवि रहल अछि हुनकर नजरि एहि कबाड़ पर नहि पड़वाक चाही ।एक पल तऽ सुमनजी के भेलनि जे कही कनिया ई अहाँक  कबाड़ बुझना जायत अछि । ई  हमर जिनगी भरिक मिहनत नतीजा अछि । मुदा मन मसोरि  के  रहि  गेलाह।सुमनजी सोचि चुप रहि गेलाह कि बेटाक आबैत पुतोहु आसमान माथ पर उठा लेताह । बेटा मोहन सेहो बिना बुझने घरवालीक पक्ष लऽ लैत छथि । दूनु प्राणी सदिखन वृद्धाश्रम मे छोडवाक धमकी दैत रहैत छथि । मोहन अपना घरवालीक बात सुनैत छथिन आँखि से  तऽ किछु नहि देखैत छथिन । भरल मन सँ काँपैत हाथ सुमनजी अपन खाट उठा कऽ अपना कमरा मे लऽ गेलखिन ।खाट पर अपन बिछौना ठीक कऽ बैसि गेलाह । खाट पर बैसि अपन अतीतक पन्ना पलटऽ लगलाह । हुनका मन पड़ऽ लागल जे कतेक मिन्नत केलाक बाद भगवान एकटा बालक भेल छल ।सपना देखने छलहुँ जे बेटा पैघ होयत

तहन बुढ़ापाक लाठी बनत आ सहारा मिलत । तखन ओ नहि जानैंत छलाह जे आगु ई लाठी हमरे पर पड़त । ओ अपना बेटाक लालन पालन मे कोनो कसरि बाकी नहि राखलाथि । शहरक नीक प्राइवेट स्कूल मे हुनका पढ़ाओल गेल। हुनकर हर जिद्द पूरा केने छलहुँ । मोहन जखन कॉलेज मे गेलाह तखन मोटरसाइकिलक माँग केने छलाह । पाईक अभाव रहितहुँ हुनका मोटरसाइकिल खरीद देने छलहुँ । हम सोचैंत छलहुँ जे एकटा बेटा अछि, हिनकर सब शौंक आ पसंद पूरा होवाक चाही। सरस्वतीजी टोका टोकी सेहो करैंत रहैंत छलखिन जे अहाँ मोहन के माथ पर चढ़ा लैंत छी ।अहाँ के हुनका अपन परिस्थिति सँ अवगत करावक चाही । मुदा सुमन जी ओहि बात के टालि दैंत छलखिन । मोहन बाबू आव सोचैंत छथिन जे ओ हमर पैंघ भूल छल । मोहन के कॉलेजक पढ़ाई समाप्त भेला पर अपन कारोबारक एक-एक टा बात सिखेलखिन । कोना हिसाब-किताब राखल जाय ? कोना गहकी सँ बात कएल जाय ? एहि सवहक हुनर हुनका देलखिन । सुमन बाबू एक छोट-छीन दुकान सँ अपन कारोबार शुरू केने छलाह,अपना दम पर ओकर बाजारक पैंघ शोरूम मे तब्दील कऽ देने छलाह । आलीशान मकान बनेने छलाह । मोहनक विआह हुनकर मनपसंद लड़की सँ करा देने छलहुँ जे सुखी सम्पन्न आ पढ़ल-लिखल छलीह ।

सरस्वती जखन धरि जिंदा छलीह तखन धरि सब किछु नीक छल। ई घर स्वर्ग छल । सुमन बाबू घरक मुखिया छलथि आ हुनकर एक-एक शब्द कानून छल। बेटा मोहन आ हुनकर कनिया मान-सम्मान दैंत छलथि । सास पुतोहु मिल के घर सम्भालैंत छलीह ।

बाहरक सब काम सुमन बाबू करैत छलाह । मुदा ईश्वर के ई मंजूर नहि छलनि। सरस्वती अचानक बीमार पड़ि गेलीह जाहिमे सुमन बाबू पाई पानि जकाँ बहा देने छलथि, मुदा ओ दुनिया छोड़ि एहि संसार सँ विदा भऽ गेलीह ।तकर बाद तऽ सुमन बाबुक दुनिया उजरि गेल । आब ओ बेटा पुतोहुक लेल बोझ बनि के रही गेल छलथि। मोहन कारोबार अपना कब्जा मे लऽ लेने छलाह। आब एकटा छोट कमरा हुनकर दुनिया छलनि । खून पसीना बहा कऽ एतेक पैंघ मकान बनेने छलाह ,मुदा आब ओ कतहु नहि जा सकैत छथि । सरस्वतीजीक शोक मे सुमनजी बीमार पड़ि गेल छलाह, तखन दुकान संभालक जिम्मेवारी मोहन के देल गेल छल । सुमनजीक ठीक भेला पर मोहन कहलनि जे बाबुजी अहाँ कमजोर भऽ गेलहुँ अछि, उमिर सेहो अधिक भऽ गेल अछि । अहाँ घर पर रहु हम दुकान सम्भालि रहल छी । सुमनजी सोचैत छलाह जे हम अखन नीक जकाँ दुकान सम्भालि सकैत छी, मोहन हमरा मना कऽ अपने दुकान पर जायत छथि । अखन जौं दुकान पर रहितहुँ तऽ अपना मन सँ जे खर्चा होयत से करतहुँ । आब एक दिश बेटा दुकान पर कब्जा कऽ लेलक तऽ दोसर दिश एहि ठाम कनिया ठीक सँ खाना दैत छथि। ई सोचैत सोचैत हुनका आँखि सँ ढ़ब-ढ़ब नोर गिरऽ लागल । थोड़े देरक बाद सुमनजी के पिआस लागलनि तऽ भनसा घर मे पानि पिबाक लेल गेलाह ।गिलास मे पानि लेलथि मुदा पानि भरल गिलास हुनका हाथ सँ छूटि गेल । पानि फर्श पर बिखरि गेल । गिलासक आवाज सुनि मोहन दूनु प्राणी दौड़ि भनसा घर मे आबि मोहनक कनिया सुमनजी सँ कहलखिन जे अहाँक कतेक मना करैत छी जे अहाँ भनसा घर मे नहि आबू मुदा अहाँ तऽ कोनो बात मनबाक तैयार नहि रहैत छी ।

पूरा भनसा घर मे पानि फैल गेल अछि,अखन दाई सेहो आओत ई पानि आव कोना साफ होयत । मोहन कहऽ लागलखिन बाबुजी आव अहाँ ठीक सँ नहि देख पावैत छी । बिना मतलव भनसा घर मे आवि जायत छी । ई सुनी सुमनजी टूटि गेलाह । नोर सँ भरल आँखि नजरि झुका कऽ अपना कमरा मे चलि गेलाह आ किवाड़ बंद कऽ लेलनि । खाट पर बैसि अपना भाग्य पर सोचऽ लगलाह । एक दिश खाना नहि मिलल दोसरा दिश पानि सेहो नहि पीव सकलहुँ ।पियास अलगलाक कारण फेर हिम्मत कऽ ओ किवाड़ खोलि बाहर आवि अपन बालक मोहन सँ कहलखिन  बौआ मोहन ! किछु खाना बनल अछि तऽ हमरा दऽ दिअ नहि तऽ एक गिलास पानि दिअ। मोहन एकटा बिस्कुटक पैकेट आ एक गिलास पानि देलखिन । पानि पीव ओ खाट पर बैसि गेलाह ।

खाट पर बैसल सुमन बाबूक ध्यान सोझा मे टाँगल सरस्वतीजीक फोटो पर आ ओकर नीचा मे पेटी पर गेल । ओ समय कटवाक उद्देश्य सँ पेटी मे सँ एलबम निकालैथि । एलबम निकालि फोटो देखऽ लगलाह । फोटो देख पेटी मे एलबम राखलथि । पेटी मे नुआ सव समेट रहल छलाह तऽ देखलखिन जे सरस्वतीजीक पर्स राखल अछि । पर्स खोललथि जे देखलखिन जे ओहि मे पाँच-पाँच सौ आ सौ-सौ टकाक किछु नोट छलनि।सुमन बाबू ओहि रुपया जेबी मे लऽ के घर सँ बाहर निकललाह । तखन मोहन बाबू दूनु प्राणी बैसल छलथि । दूनु मे सँ केओ नहि टोकलखिन जे अहाँ कतऽ जा रहल छी ? पहिल बेर मोहन बाबूक एहसास भेलनि जे आब हम आजाद छी ।ओ सोचैत छलाह जे आव घूरि के नहि जायव । सुमनजी के भूख लागल छलनि तें सबसँ पहिले एक ढ़ावा पर

बैंसि खाना खेलथि । तकर बाद ओ सोचलथि जे खाना खाय मे ई पाई सब खत्म भऽ जायत तें कोनो कारोबार कएल जाय । ओ बस पकड़ि शहरक थोक बाजार गेलाह । जाहि ठाम सँ चिप्स,नमकीन आ बिस्कुटक  पैकेट खरीदलथि । रेलवे स्टेशन पर एकटा चटाई खरीद कऽ बैंसि गेलाह ।  स्टेशन पर धीरे-धीरे ओकर बिक्री होमय लागल । भरि दिन बेचला पर साँझ धरि एक सए टकाक मुनाफा भेलनि । हुनका मन मे शांति मिललैंन आ सोचैंत छलाह जे आव हमर दिन नीक सँ कटि जायत ।साँझ मे होटल मे खाना खा कऽ स्टेशनक  रैंन बसेरा मे सुतवाक लेल चलि गेलाह । भिनसरे सुलभ शौंचालय मे दैंनिक दिनचर्या सँ निवृत्त भऽ सामान जे वांचल छल ओकर बेचि नाश्ताक  लेल चलि गेलाह । नाश्ता करलाक उपरांत फेर थोक बाजार सँ सामान खरीद आनलथि आ अपन निश्चित स्थान पर बैंसि सामान बेचऽ लगलाह । आव सुमनजीक ई  दिनचर्या भऽ गेल । सव दिन नाश्ता, दुपहरियाक खाना, रातिक खाना खा कऽ सामान समेटि रैंन बसेरा मे सुतवाक लेल चलि जायत छलाह।हुनक विनम्र स्वभाव आ ईमानदारी सँ लोकनि आकर्षित होयत छल । धीरे-धीरे बिक्री मे वृद्धि होमय लागल जाहि सँ आमदनी मे बढ़ोत्तरी भेला पर एकटा गुमटी खरीद कऽ गुमटी मे पानि आ फल सेहो राखऽ लागलथि । आब हुनकर दुकान नीक सँ चलऽ लागल ।दोसर दिश मोहन दूनु प्राणी बेखबर भऽ कखनहु हुनकर खोज बीन नहि केलखिन ।

सुमनजीक पोता रोहन विदेश मे पढ़ाई कऽ रहल छलाह । पढ़ाई पूरा कऽ ओहि ठाम नौंकरी करैंत छलाह । हुनका दादा-दादी सँ बड्ड

लगाव छलनि । दादा-दादी सँ मिलवाक इच्छा होयत छलैन मुदा छुट्टीक अभाव मे ओ गाम नहि आवैत छलाह । फोन पर माय-बाबुजी सँ दादा-दादीक हाल-चाल जानि लैत छलाह । दादीक देहावसान पर ओ गाम आयल छलाह । तकर बाद ओ फेर अपना काम पर चलि गेल छलाह । नेनपन मे दादा सदिखन हुनका कहैत छलखिन- वौआ अहाँ पैघ आदमी बनू मुदा अपन माटि नहि भुलायव । रोहन के अपन दादाजीक यादि आवैत छल । किछु महीना सँ रोहन माय सँ फोन कऽ दादाजीक हाल जानऽ चाहैत छलाह तऽ माय लाथ लगा दैत छलखिन । कखनहु कहैत छलखिन जे दादाजी सुतल छथि तऽ कखनहु कहैत छलखिन जे दादाजी कोनो संगीक घर गेल छथि ।रोहन दादाजीक बात सदिखन यादि राखैत छलाह जे गाम नहि छोड़वाक चाही । छुट्टी मिलला पर ओ गाम अवश्य आवैत छलाह । दादीक देहावसानक बाद रोहन अपन संगीक संग गाम आवैत छलाह । फ्लाइट सँ दिल्ली एलाह तकर बाद गामक लेल रेलगाड़ी पकड़लथि । स्टेशन सँ बाहर भाड़ाक गाड़ी करवाक लेल जायत छलाह कि हुनकर संगी कहलखिन जे रोहन ! देखू ओ गुमटी पर अहाँक दादाजी सनक केओ पानिक बोतल बेच रहल अछि ।पियास सेहो लागल अछि । चलू ओहि ठाम सँ पानिक बोतल लऽ लैत छी ।रोहन गुमटी पर एलाह तऽ हुनकर दिल धक सँ रहि गेल।समयक पहिया मानू रुकि गेल । रोहनक आँखि फटल के फटल रहि गेल । दौड़ के हुनका लग गेलाह आ गोर लागि कहलनि- दादू ! हमरा नहि पहचानहुँ, हम अहाँक कच्चू । सुमनजी कहलनि - आऊ ! आऊ ! हमर कच्चू ! कहु गाम कहिया एलहुँ । रोहन कहलखिन जे दादू अखन हम गाम पर कहाँ गेलहुँ अछि । हम तऽ अखन गाड़ी सँ उतरलहुँ

अछि । तऽ हमर संगी सुभाष कहलक जे हमरा अहाँक दादू जकाँ लागैत अछि। तहन हम एम्हर एलहुँ अछि ।सुमनजी कहलनि - अहाँ कुशल मंगल सँ छी ने ? रोहन कहलनि - हाँ दादू , हम तऽ ठीक सँ छी मुदा अहाँ एहि उमिर मे एहि ठाम गुमटी पर किए दुकान खोलने छी ? अहाँक तऽ घर पर रहवाक चाही । अहाँक ई सव करवाक किए जरूरत भेल ? माय-बाबुजी कतऽ छथि ? ओ अहाँ के नहि रोकलथि ? अपना पोताक मुँह सँ प्यार आ अपनापन भरल शब्द सुनि सुमनजीक सब्रक बांध टूटि गेल । ओ काँपैत आवाज मेअपना पर भेल एक-एक अत्याचारक कहानी हुनका कहलखिन । इ सुनि रोहनक पाइरक नीचाक जमीन खिसकि गेल । हुनकर माथ घूमऽ लागल । ओ सोचि रहल छलाह जे जाहि माय-बाबुजी के हम भगवानक दर्जा देने छी हुनकर ई करतूत हमरा समझ मे नहि आवि रहल अछि। आव रोहनक आँखि मे नोर नहि अपितु अंगार धधकि रहल छल ।रोहन ठानि लेलनि जे दादाजीक संग ओ सव एहन सलूक केलनि अछि ताहि लेल हुनका सवके सवक जरुर सिखायव । सवसँ पहिले ओ होटल मे एक कमरा बुक केलनि आ दादाजी सँ कहलखिन - दादू,अहाँ एहि ठाम रहु । हम तुरतहि लौट के आवि रहल छी ।आव अहाँ के अपमान नहि सहऽ पड़त ।रोहन स्टेशन पर किरायाक गाड़ी ठीक कऽ घर एलाह ।घर पहुँचला पर माय कहलखिन - अहाँ अचानक एलहुँ , हमरा सवके खबरि करितहुँ तऽ अपन गाड़ी भेज देतहुँ ।रोहन कहलनि - माय ! हम जौं पहिले बता देतहुँ तऽ ई सव आई हम नहि देख पवितहुँ जे हम अखन देख रहल छी ।रोहनक माय किछु नहि बुझलखिन ।ओ सुमनजी के जोर सँ कहलखिन - सुनै छी ! रोहन आयल अछि । सुमनजी खुशी सँ एलाह आ रोहन सँ कहालखिन - कुशल मंगल

सँ छी ने ? रोहन कहलनि - हाँ बाबुजी ! रोहन माय सँ पूछलखिन - माय ! दादू कहाँ छथिन हुनका नहि देख रहल छी ।ओ सुतल छथि की ? एहि पर हुनकर माय कहलनि - दादाजी शहर कोनो संगीक घर गेल छथि । घर पर सुतल-सुतल बोर भऽ रहल छलथि तऽ हमहि कहलहुँ जे बाबुजी कनि बाहर घूमि आवु तहन मन बहिल जाओत । राति मे फेर माय सँ पूछलखिन जे दादू नहि एलखिन तहन माय कहलखिन जे ओ संगीक घर पर रुकि गेल हेताह । भिनसरे रोहन उठि शहर गेलथि आ दादाजीक संग नाश्ता कऽ कहलखिन - दादू! घर पर चलु । सुमन जी कहलखिन - अहाँ जाऊ ! आव हम घर नहि जा चाहैत छी। एहि ठाम समय नीक सँ कटि जायत अछि । एहि रोहन कहलखिन - दादू ! अहाँ कतेक खून-पसीना बहा कऽ घर बनेने छी आ अहाँ घर छोड़ि देव । हमरा अछैत अहाँ गुमटी मे रहव, ई नहि भऽ सकैत अछि । चलु अहाँक संग हम चलैत छी । रोहन दादू के लऽ के पहिले थाना गेलथि, ओहि ठाम अपना माय -बाबुजीक विरुद्ध एकटा शिकायती पत्र दऽ घर आवि गेलाह । घर पर सुमनजी के देखि मोहन दूनु प्राणी अकचका गेलथि आ रोहन सँ कहलखिन - दादाजी अहाँक कोन ठाम मिललाह । रोहन गुस्सा सँ कहलखिन - माय-बाबुजी तऽ भगवानक रूप होयत अछि । मुदा अहाँ सव तऽ हैवानक रूप भऽ गेलहुँ अछि ।दादू के अहाँ सव एतेक कष्ट देलहुँ जे ओ गुमटी मे अपन समय काटि रहल छलाह । अहाँ सवहक जीवन पर लानत अछि । भगवान कखनहु अहाँ सव के माफ नहि करताह ।

थोड़ेक देर मे थाना सँ पुलिस आवि गेल। पुलिस देख मोहन दूनु

प्राणी काँपऽ लगलाह । पुलिस हुनका सँ कहलखिन जे अहाँ सवहक विरुद्ध एक शिकायती पत्र मिलल अछि,जेकर अनुसार अहाँ सव अपना बाबुजी के प्रताड़ित कऽ रहल छी । अहाँ सवहक लेल गिरफ्तारी वारंट आयल अछि । ई सुनि दूनु प्राणी अचंभित रहि गेलाह । मोहन बाबू सुमनजीक पाइर पर खसैत कहलखिन - बाबुजी, अहाँ अपन शिकायती पत्र वापस लऽ लिअ । अहाँ के कोनो तरहक दिक्कत नहि होयत जौं अहाँ अपन शिकायती पत्र वापस नहि लेव तहन हम कोनो गली मैं नहि रहव । सुमन बाबू बेटा-पुतोहुक आश्वासन पर अपन शिकायती पत्र वापस लैत पुलिस सँ कहलखिन जे ई दूनु प्राणी सुधरि जेताह तहन शिकायतक आवश्यकता अछि । एक मौका हिनका सवके देल जाऊ ।एहि पुलिस चेतावनी दैत कहलखिन - ठीक अछि, दोसर बेर जौं शिकायत मिलत तऽ ओ वापस नहि होयत । तकर बाद सुमनजी बेटा-पुतोहुक संग आराम सँ जीवन यापन करऽ लगलाह ।

**अपन मंतव्य editorial.staff.videha@zohomail.in पर पठाउ।**

## Maithili Literature in English Translation

3.1.The pod of a tree, Peerar- Jagdish Prasad Mandal (Original Maithili Short Story) Dr Ram Ashish Singh (English Translation)

3.2.GLIMPSES OF RURAL LIFE- Dr. Ram Ashish Singh

3.3.World Peace- Jagdish Prasad Mandal (Original Maithili Short Story) Rameshwar Prasad Mandal (English Translation)

*3.1.The pod of a tree, Peerar- Jagdish Prasad Mandal (Original Maithili Short Story) Dr Ram Ashish Singh (English Translation)*

## 1.Lotus Root (Bisandh)/ 2.The Parched Seeds of Lily Fruits (Bhentak Lava)



**Jagdish Prasad Mandal** *(Original Maithili Short Story)*



**Dr Ram Ashish Singh** *(English Translation)*

*English Translation of the Maithili Story The pod of a tree, Peerar*

Original Author: Shri Jagdish Prasad Mandal
English Translation: Dr. Ram Ashish Singh

**The pod of a tree, Peerar**

Round, green, and tender in abundance fruits hung along the branches as lush and bright as the leaves themselves. These were the pods of the Peerar trees. Five such trees stood in the village, old and majestic. The great mango, jamun, and shisham trees that grew later were said to have sprouted in their shade.

The eighty-year-old Kariya Baba would often say, “For as long as I can remember, those five trees have looked just the same. So many storms have struck, lightning has fallen again and again, yet not a twig of those five has ever broken.”

They were not very tall, perhaps ten yards at most, nor wide and sprawling like banyans. Their branches were close and compact, strong enough to block the light rain, not letting a single drop reach the soil below. Dense green leaves dressed each tree like a festival garland, and the sharp, neat thorns stood along the branches like silent guards. The leaves were broad and even, as if

carved from the petals of sacred lotus or the tanger flower. Their blossoms were just as beautiful.

Through hundreds of storms, rains, and summers, the five Peerar trees had stood together, never fighting for space, never shading one another out. Alike in height, colour, and grace, they seemed like five sisters in quiet companionship. When they bloomed, it felt as though each smiled at the other’s youth, laughing in the joy of shared life.

No one had ever cared for them, no one watered their roots, no one trimmed their branches, no one ever tended their growth. All sixteen signs of good fortune depended only on God’s care. Perhaps that was why the five trees stood proud and self-reliant, owing no debt of gratitude to anyone. Every day they smiled and swayed gently in the mild village breeze.

Each year the five trees would bloom together. Their flowers ripened into pods, then fell away. Afterward, the mature pods, having lived a full life, would invite the wind like a final guest and send it to summon the birds. The birds came, pecked the ripe fruits, and carried away the seeds. In this giving of themselves, the trees fulfilled their lifelong duty.

People avoided working the land beneath those trees, for it was believed that green serpents, called Sugba lived on

the trees. It was said to be so green and vine-like that no one could see it until it struck. Whoever was bitten by it, people believed, would find the gates of heaven and hell open before them, with nothing in between.

The northern part of the vast agricultural tract had once been guarded by an old couple, Ratna and his wife. Both had died two years earlier, and since then no one had dared to take the job. Everyone feared the Sugba snake that lived in the Peerar trees. Who would risk life and limb for a few handfuls of grain each year?

A year earlier, Pichkun had gone to Morang to find work. When drought came, even the farmers suffered, so what chance did the labourers have? Many evenings went by without a single hearth being lit. The poor sold their cows and goats; some went to Morang, some to Siliguri, others to Assam. Pichkun too had borrowed fifteen rupees from the caretaker young woman before leaving. Since then, the village had spoken of him as a man lost to debt.

Of the many men who had gone out to work, some reached Biratnagar, some Rangeli, some Siliguri, and some far into Assam. Everyone had given up Pichkun, thinking him a hopeless case, and begun to search for work.

Pichkun sat alone by the roadside near Itahari, under a tree just beyond the crossroads. He ate flattened rice and ghughni from a small leaf bowl. While eating, he saw

two men walking northward. Gathering his food quickly into the edge of his towel, he began following them, eating as he walked, listening to their talk, and joining their easy chatter as they went along the dusty path.

As they walked on, they reached near Dhankuta. The two men with whom Pichkun was travelling were farmers. One of them offered him work.

The man’s name was Mangat Ram. He and his wife employed more than fifty labourers. He owned a three-storied house built entirely of sal and timber. Some of his fields lay on the hills where he grew finger millet, foxtail millet, and other hardy grains. Around those plots he had planted lemon and orange trees as well.

When Pichkun looked up at the sunlight glimmering on the hills, the slopes appeared to him like a bleached desert. Everywhere he saw small trees, large trees, and layers of forested ridges. Watching it all, he thought he had stepped into another world. Yet because the path was known, he trusted that in three days’ time he could find his way home again.

The vast barns, the large straw piles and the huge sheds filled his heart with contentment. His employer was wealthy; his job felt secure. He thought, “He will never dismiss me. When I wish to visit home, I can go on leave and return. I have already learned the road.”

After a full year of labour, the longing to see his village grew strong. In all that time he had sent no money home. How could he have? He knew nothing of post offices, and no one travelled that route to carry news.

During that year he grew close to a young Tharu woman named Dhaniya, about eighteen or nineteen, a servant in Mangat Ram’s household. She agreed to travel back with him.

Before leaving, Pichkun bought a woolen sweater and a blanket for his mother, and for himself a pair of full trousers, a long-sleeved sweater, and another blanket. For his neighbours he bought oranges and lemons. He packed the clothes and fruit carefully in a bundle, tucked his money inside the pocket of his trousers, and wrapped the bundle with care. For the journey’s snacks he carried some puffed rice.

Dhaniya packed all her savings, clothes, and belongings that night. They did not dare to leave through the forest after dark, so they waited until dawn. As soon as the morning light appeared, both of them quietly set out with their bundles. They took the same road by which Pichkun had once travelled. Reaching Itahari, they boarded a bus, got down at Bathnaha, and continued on foot. Crossing the Kosi by boat, they walked to Nirmali and from there took a train to their village.

